श्रीः

म० म० विद्यापतिरचितं

# गोरक्षविजय-नाटकम्

।[1]··· ··· ··· ··· ··· ··· ··· ··· ··· ··· ··· ।

[ गीत संख्या...१ ]

··················नारायण देवा
[2]जुगुति भुगुति रहु वस, सम सेवा ॥
गति एक दीन, मेटावहि[3] आधि ।
[4]तनु रति-रस, तस सुदिढ़ समाधि ॥

---

विद्यापतिकृत गोरक्षविजय नाटकक व्याख्या

गीतसं०—1

जुगुति भुगुति = युक्ति-भुक्ति, योग ओ भोग । रहु वस = वश मे छन्हि । आधि = दुःख । रति रस = प्रेम मे आसक्तियो छनि ओ अचल समाधियो लगबैत छथि ( एकरे नाम योगक संग भोग थिक ) । परितोष = प्रसन्नता ।

---

1 - ( मूल मे एहि सँ पूर्व दुइ गोट श्लोकक एक पत्र अछि जे एकर आन पत्र सँ भिन्न लिपि मे अछि । ई भिन्न लेखकक लिपि अन्य पत्रक अक्षर सँ मोट अछि । ई दुहु श्लोक 'धूर्तसमागम प्रहसनक' नान्दीपद्य थिक, एहि पोथीक नहि । गोरक्ष-विजयक पहिल पत्र हेराए गेल होयत ओ धूर्तसमागमक पहिल पत्र एहि संग जोड़ाए गेल होयत । अतः एहि नाटकक नान्दी-पद्य हेराएल अछि । )

२ - 'वस्तुति भुगुति बहु रस' ३—मेटाव हि । ४—तस ।

मन परितोष रोष तह दून[५] ।
मारल मदन जिआओल पून[६] ॥
युगुति कारणे भेलाह् जटाधारी ।
भुगुति कारणे अर्धतनु धर नारी ॥
भनइ विद्यापति पुरबधु आसा ।
मङ्गल करए [७]देव दिगवासा ॥

नटः – अलमतिविस्तरेण। ततो नटीमाहूय सङ्गीतकमवतारयामि ।

नटी – (प्रविश्य)अज्जउत्त ! इयं खु अहं चिट्ठामि । किं आणवेदि अज्जो ?

[ आर्यपुत्र ! इयं खलु अहं तिष्ठामि । किमाज्ञापयत्यार्यः ? ]

नटः – श्रीविद्यापति-सत्कवीश्वरस्य गोरक्षविजय-नाम-नाटकनटनाय महाराजाधिराज-श्रीमच्छिवसिंहदेवपादैः [८]स्वकौतुकार्थं श्रीमद्भैरवभक्त्ये आज्ञापितोऽस्मि ।

---

रोष तह्—तामस सँ दूना । मदन = कामकें । पून = फेर । अर्धतनु—आधा देह मे । दिगवासा—दिगम्बर ।

नट—विशेष कहबाक प्रयोजन नहि । तँ नटीकें बजाए संगीत प्रारम्भ करैत छी ।

नटी—(प्रवेश कय) आर्यपुत्र ! इमेह तँ हम छी । की आज्ञा दैत छथि आर्य ?

नट – श्रीविद्यापति-सत्कवीश्वरक बनाओल 'गोरक्षविजय' नामक नाटकक अभिनयक हेतु महाराजाधिराज श्रीमान् शिवसिंहदेव महोदयक द्वारा अपन मनोविनोदक हेतु श्रीमद्भैरवभक्तिक कारणें आज्ञा पओने छी ।

---

५—दूण । ६ – पुण ।
७ – करए मथ विएअ (?) सासा । ८ – स्व हेतुकार्थं ।



नटी अज्ज ! तं तु कं समअं[९] लच्छीकरिअ णट्टिदव्वं ?

[ आर्य ! तत्तु कं समयं लक्ष्यीकृत्य नर्तितव्यम् ? ]

नटः – प्रवर्त्तमानमेव[१०] शरत्समयम् । यत्र,

*नटी –
पिबति तमः शशिलेखा
विकसति पद्मं हसन्ति कुमुदानि ।
लघुरपि राजति तारा
गुरुरपि सीदति पयोवाहः ॥१॥

( नेपथ्ये कलकलः )

( मालव - रागे ) गीत सं० – २

अच्छ[११] अछ राजा मछेन्द्रनाथ ।
जोग तेजि रे युवति[१२] कति नाथ ॥
गुरुक उदेसे गोरखनाथ आब ।
तसु पय बन्दन करए के पाव ॥ ध्रुवम् ॥

---

नटी - आर्य ! तँ से कोन समय कें लक्ष्य कय अभिनीत होयत ?

नट - प्रस्तुत शरद समये कें ।

नटी - चन्द्रमाक कला अन्धकारकें पीबि रहल अछि, कमल फुलाए रहल अछि, कुमुद हँसि रहल अछि, छोटो भए तारासभ शोभित भए रहल अछि ओ पैघो भए मेघ सीदित भए रहल अछि ॥ (१) ॥

[ नेपथ्य मे बहुत लोकक बाजब सुनि पड़ैछ । ]

[ गीत सं०—२ ]

जोग तेजि = योगाभ्यास कें छोड़ि । युवति कति नाथ = कतेको युवतीक स्वामी (विलासी) । गुरुक उदेसे = गुरु मत्स्येन्द्रनाथक खोज मे ।

---

९ - समयं लक्ष्यीकृत्य । १० - ' मदेव ।
★— सूत्र । ११ - अच्छ अच्छ । १२ - युवति तिनाथ ।

मङ्गल करथु जगत एहु ब्रह्म ।
............................ ॥
सुजन सुनिञो[13] सुख, दुजनहु बोध ।
भला मन्दा दुहु परस विरोध ॥
दुअहुँ कर जस हमार ।
भनइ विद्यापति क[वि कण्ठहार] ॥

[नटः] – ............................प्रस्तावना ।..........
पुनस्तदस्या वशकलाप आर्त्तः...न नरादृष्टः काननीपादेना-[14]
अनुगम्यमानो गोरक्षो वदति च ।

नटी – तर्हि नृत्यारम्भः................ ।

[न] चौरम्भोधराऽऽक्रान्ता
भूमिश्च शर्करावती ।
न गोष्ठी खलभूयिष्ठा
किं न नृत्यामि हे नटाः ! ॥२॥

तसु—हुनक । पय-बन्दन – चरणक बन्दना । दुजनहु दुर्जनो कें । बोध —ज्ञान । भला मन्दा—नीक ओ अधलाह ।
नट— ... ... ... ... ... ... ...
... ... ... " प्रस्तावना । .... ....
... "फेर हुनका सँ स्वच्छन्द भाव चतुर ओ हुनका लेल विकल
.... ... " लोकसभ सँ अदृश्य भए काननीपादक द्वारा अनुगमन कयल जाइत गोरक्ष बजैत छथि ।
नटी– हँ नृत्य आरम्भ हो । किऐक तँ
आकाश मेघ सँ छेकल नहि अछि, भूमि कंकड़ सँ युक्त

१३ - मुनिञो । १४ - पद ना ।



(... ... ...) गीत सं०...२
[नव कमल]क नद पसरु पराग ।
मन्द पवन वह निरमल[15] लाग ॥
मातल हंसि चकोर कर नाद ।
मधु............ ............ ॥ ध्रुवम् ॥
अएलाहे रे गोरखनाथ ।
राखा मुद्रा अभरण, सिङ्गा[16] हाथ ॥
संगहि काननिपा हृदय आनन्द ।
सरद ... ... ... कोन चन्द ॥
भनइ विद्यापति बुझ सबेकेओ ।
मङ्गल विथरथु भैरव देओ ॥

[नटः] – पुनः काननीपादं समालिङ्ग्य वदति । (इति [17]निष्क्रान्तौ)।
[ इति प्रस्तावना ]

नहि अछि आ ने ई सभा दुर्जन सँ भरल अछि, तें हे नटलोकनि ! किऐक नहि नाचल जाय ? ॥२॥

गीत सं०—२

नद = पैघ धार मे । पवन = बसात । नाद = शब्द । राखा —रक्षा-सूत्र वा भस्म । मुद्रा अभरण कुण्डल आदि गहना सँ युक्त । सिङ्गा = सींगक आकारक एक बाजा । काननिपा = काननीपाद, गोरक्ष-नाथक सङ्गी । विथरथु = वितरण करथु । भैरवदेओ = भैरव देव, शिवक एक गण जे शिवेक अवतार होइत छथि ।
नट - फेरो काननीपादक अलिङ्गन कय गोरक्ष बजैत छथि ।
[नट-नटी बहार भेल]
[प्रस्तावना समाप्त]

१५ - (निमलए ?) विमलन । १६ – सङ्गा ।
१७ - (अभाव)—गीत सं० २ कर बाद 'प्रस्तावना' लिखल अछि । वस्तुतः एतय सूत्रधारक प्रस्थान कराय प्रस्तावना समाप्तिक अवसर अछि ।

[गोरक्षः]--किं करवाणि तर्हि ? यतः,

प्रफुल्ल - सप्तच्छद - गन्धलुब्धा
मुग्धाः प्रभातोत्पल-सौरभेषु ।
[भृङ्गा उभाभ्यामपकृष्यमाणा-
स्त]त्राऽत्र[18] कुर्वन्ति गतागतानि ॥३॥

तथापि गुरोरनुसन्धानं कर्त्तव्यम् । (इत्युक्त्वा तथा करोति) ।

[ गीत सं० - ४ ]

दु गोटा योगि हमे सहजक सङ्ग ।
पथ जनु होए मनोरथ भङ्ग ॥ ध्रुवम् ॥
आमि तथा बोलिजा खोजिल[19] जाञो ।
यथा सुनिलो गुरुचरणेरि नाञो ॥

[काननीपाद ओ गोरक्ष प्रवेश करैत छथि ।]

गोरक्ष - हँ आब की करी ? किऐक तँ,

फुलायल छतिवनक फलक सुगन्धि पर लोभायल, भिनसरका कमलक सौरभ पर मुग्ध भौंरा दूनू दिस सँ आकृष्ट कएल जाइत एम्हर ओम्हर कए रहल अछि ।(३)॥

तैयो गुरुक खोज करक चाही । ( ई कहि तहिना करैत छथि ।)

गीत सं०- ४

सहजक = स्वाभाविक, जन्मजात । पथ = बाट मे । आमि = हम । बोलिजा = कहब । खोजिलो जाञो = जाय कें अन्वेषण करब । यथा

१८ - 'तोत्र । १९ बोलिजा' ओ ल ।



भिखिआ भोजन तरु तर वास ।
भनइ विद्यापति दुरे दुरे आस ॥

( ···[20]राजे) [ गीत सं०...५ ]

राज-काज करञो मञो पञ्चशत ।
तीनि भुअण के बुझञो सकल तंत ॥ ध्रुवम् ॥
कहहि दुआर - कथा ।
अरे रे दुआरि[-आ] ॥
[भनई विद्यापति] तर्के तव परिहर ।
निज अधिकार करब कर ॥

दौवारिक:[21] – अरे रे योगिनौ ! युवयोरत्र प्रवेशो नास्ति ।

[योगिनौ] – आरे दौवारिक ! आवां योगिनौ सर्वत्र स्वच्छन्द-चारिणौ वासिनौ च । [22]को निषेधितुं समर्थो भ-[वति] ?

सुनिलो = जेना सुनने छलहुँ । गुरुचरणेरि नाञो = गुरुचरणक नाम । भिखिआ = भिक्षा । तरु तर = गाछ तर । दुरे दुरे = द्वारिएँ द्वारिएँ वा अत्यन्त दूर ।

गीत सं- ५

मञो = हम । पञ्चशत = पाँच सए, असंख्य । भुअण = भुवन । तंत = शासन-सूत्र, रहस्य । दुआर-कथा = द्वारि परक समाद । दुअरिआ = द्वारपाल । तर्के तव = तों अपन तर्क- वितर्क । परिहर = छोड़ह । निज अधिकार = अपन काज (द्वारिक समाद कहब) ।

दौवारिक- अरे रे दुहु योगी ! तोहरा दुहूक प्रवेश एतय नहि छह !

योगी — अएँ रओ द्वारपाल ! हम दुहु योगी सभठाम स्वच्छन्द भए घेनिहार ओ रहनिहार छी । के रोकबा मे समर्थ होइछ ?

२० - सिते । २१ दौआरिकः । २२ - के ।

(''''''') गीतसं – ६

बहिर रोहायी, उठल छोहायी ।
बेँत सहित देखि राए दोहायी ।।ध्रुवम्।।
निठुर दुआरिआ ! जएबा हम देहे ।
'''''''''' टरि बाट न लेहे ।।
भने रस - सीधे[२३] कवि कण्ठहारे ।
स्वच्छन्द योगी हमे धरिबा के पारे ।।

[गोरक्षः] – श्रृणु रे द्वौवारिक मूढमते !, कथयामि । सम्माननीये हससि[२४] । पुनरपि श्रृणु –
संक्षोभयामि नगरं, गगनं नयामि
प्रासादमेव नृपते निभृतं विशामि ।
किं [सच्चरित्रस्य]गुरोरिदानीं[२५]
रागानुबद्ध-हृदयस्य रुषो[२६] बिभेमि ।।४।।

गीत सं० ६

बहिर = बहीर (बधिर) द्वारपाल । रोहायी = क्रोधित । छोहायी = क्षुब्ध, दुखी । बेँत सहित = हाथक बेँतक छड़ी सहित जे कर्त्तव्यक दृढ़ताक सूचक होइछ । राए दोहायी = राजाक नियमक कठोरता । निठुर दुआरिआ निष्ठुर द्वारपाल । टरि = च्युत भए । रससीधे = रससिद्ध ।।

सुनह रे द्वारपाल मूर्ख ! कहैत छियहु सम्मानीयक प्रति हँसैत छह । आओरो सुनह –

हम सम्पूर्ण नगर केँ भड़काए सकैत छी, आकाशकेँ लए जाए सकैत छी, राजाक कोठा मे दृढ़तापूर्वक प्रवेशो कए सकैत छी ।

२३ - रस साधे । २४ - समाल मिसे - हसति (?) ।
२५—किमिदानीं । २६—परुषो ।



(धनछी-रागे)-गीतसं – ७

थम्भन मोहन जानहुँ हमेँ ।
गुरु डरेँ सब [तजि एतहु] नमेँ ।। ध्रुवम् ।।
आबह काननिपा ! रचह उपाए ।
जेहुँ तेहुँ बात न नहि लये जाए ।।
भनइ विद्यापति सद उपदेस ।
नट भेष कए ले परवेश ।।

( '''''' ) गीत सं० – ८

[द्वारपालः] – कदलिपुर पाटन नगर एहु आथि ।
लाखे घोड़[२७], सहसे [२८]पुनेँ हाथि ।।
मीननाथ राजा परताप ।
आज्ञा लांघिअ कमनक बाप ।।

किन्तु एखन सच्चरित्र गुरु मत्स्येन्द्र जनिक हृदयबला गुरुक क्रोध सँ डराइत छी ।।(४)।।

गीत सं०- ७

थम्भन- मोहन = स्तम्भन ओ मोहन (दुहु योगशक्ति) । काननिपा = काननीपाद, गोरक्षक संगी । जेहुँ तेहुँ = एना ओना कहला सँ ई बात नहि लए जाएत । सद = उत्तम । नट भेष = नट्आक वेष बनाए ।।

गीत सं०. ८

कदलिपुर पाटन = एहि नामक नगर, मत्स्येन्द्रनाथक राजधानी । आथि = अछि । लाखे घोड़ = असंख्य घोड़ा । सहसे पुनेँ हाथि = ओ सहस्रो हाथी । मीननाथ = मत्स्येन्द्रनाथ । परताप = ऐश्वर्य ।

२७—घोल', वा घोर' । २८—पूनौं ।

··· ··· मन्त्रि हुनक देथि ।
अनय काज तेँ कोप करथि ।।
भनइ विद्यापति रस केँ[29] अङ्ग ।
साति करावथु आशा भङ्ग ।।

( ··· ··· ) गीत सं० – ९

[गोरक्षः] – [ कतन ] देश देखिलो सुखे जाए ।
ऐसन कठिन पुर कतहु न पाए ।।
कथा जाइ बोला कथा जाइ बोला ।
··· ··· ··· ··· ··· ।।
··· ··· ···· ···· ···· ।
··· ··· ··· नटन प्रवेश ।।
कवि-सरसति भने सद उपदेश ।
राए रूपनराञोन बुझए विशेष ।।

( प्रक्षेपः )

( ततः [ प्रविशति ] महामति[30] नाम मन्त्री )

लांघिअ = उल्लंघन कय सकैछ। कमनक बाप = ककर बापक दिन थिक जे। अनय = अनीति। साति = शासन ।।

गीत सं० ९

देखिलो = देखलहुँ। ऐसन कठिन = एहन कठोर। कथा = समाद जाकेँ कहुन। कवि सरसति = कविसरस्वती विद्यापति। सद = भद्र।
( प्रक्षेप, परदा ससारि योगीकेँ भीतर कय देल गेल। )
+ + + + + +

( तखन महामति नामक मन्त्री प्रवेश करैत छथि। )

२९ – रसके । ३० – महामति ।



( देशमल्लार - रागे ) गीत सं० – १०

[31]मन्थर गमन मन्त को भारे ।
दुध - पानि बेकताव विचारे ।।
कार न पिरिति, नीति मने [मीठि] ।
सब मने राज - काज पए डीठि ।। ध्रुवम् ।।
आएल महथ महामति नाम ।
आसनकेँ अवकासहु ठाम ।।
तपत प्रताप सबहि दिस धाव ।
··· तनि अवसरे[32] आव ।।
धरम राखि धन भरिअ भण्डार ।
भनइ विद्यापति कवि-कण्ठहार ।।

[मन्त्री] – अरे दौवारिक[33] महाराजवार्ता[34] कथय ।
( ततो दौवारिकः प्रणमति, वार्तां च कथयति । )

गीत सं०- १०

मन्थर- गमन = मन्द-मन्द जाइत छथि। मन्त के = मन्त्रणा करबाक। दूध- पानि बेकताव = दूध ओ पानिकेँ फुटयबा से, व्यक्त करबाक (यथार्थ ओ अयथार्थक पारखी)। पिरिति = प्रीति नहि करैत छथि। डीठि = दृष्टि। महथ = महत्तक, महान् ऐश्वर्य सँ युक्त। आसनकेँ = हुनक आसनक लेल स्थानकेँ आवकाश (रिक्त) कयल। तपत- प्रताप = प्रज्वलित हुनक ऐश्वर्य। धाव = पसरैछ। अवसरे = मौका पर।

३१ - मन्तर । ३२ - अवस रे ।
३३ - दौआरिक । ३४ - वार्ता ।

( कानल-रागे ) गीत सं०--११

[दौवारिकः] – प्रतिजनपद [ प्रतिपुर ओ गाम ]३५ ।
[न चल] उपथ, डर सुनि तुअ नाम ॥ध्रुवम्॥
सुन सुन मतिवर ! बात कहओ फुर ।
... ... ... ... ... ॥
आगु आगु धावए आज्ञा तोरि ।
[चोरहु] बिसरि हलु जनमक चोरि ॥
दुइ योगि आएल पलटिए गेल ।
तोरे डरे घर परवेस न भेल ॥
भनइ विद्यापति कहहि सरूप३६ ।
एजन अवसर अछ मछेन्द्र भूप ॥

(धनछी रागे) गीत सं०—१२

[मन्त्री]--"योगि भए राजा भेल मिननाथे ।
राज सोपल तन्हि हमरा हाथे ॥

---

मन्त्री— अरे दौवारिक ! महाराजक समाचार कहह ।

( तखन दौवारिक प्रणाम करैत छथि ओ वार्ता कहैत छथि )

गीत सं०- ११

(दौवारिक)- प्रतिजनपद = प्रत्येक प्रान्त मे । उपथ = नियम-विरुद्ध रास्ता । डर = डरें । मतिवर = उत्तम मन्त्री । धावए = दौड़ैत अछि । पलटिए = घरि गेल । परवेस = प्रवेश । एजन अवसर = एहने स्थितिमे । भूप = राजा ।'

गीत सं०- १२

(मन्त्री)- योगि भए = योगी भेलाक बाद । मिननाथे = मत्स्येन्द्रनाथ । सोपल = समर्पित कएल । योगि सङ्ग = योगी- गोरक्षनाथक सङ्ग ।

---

३५ - "...ल० र"' सहि । ३६—सरु ।



यावत पावए३७ योगि सङ्गे जायी ।
अठारह महादेविक मन उपायी ॥ध्रुवम्॥
परचार नगरी योगिक प्रवेश ।
दुआर जनु हो " ..... ..... ..... ॥"
३८सगरा नग्र निअम एक भेला ।
चारिहुँ दिस बुलि डिण्डिम देला ॥
३९मन्तिनिदेश मेटए के पार ।
भनइ विद्यापति [कविकण्ठहार] ॥

(पुन मन्त्री४० परिक्रम्य ४१दौवारिकं समाज्ञापयति ।)

[मन्त्री]---४२अरे दौवारिक ! राजा ४३पूर्वयोगी यदि योगिसङ्गं प्राप्य४४ ..... ..... ..... .. ..... ।

योग प्रभावेण निसर्गसिद्धः संसर्गतश्चाऽथ वशीकृतः स्यात् ।
कीरः पठेन्मानुषमध्यवर्ती नृत्यत्यजस्रं किल वानरोऽपि ॥५॥

---

महादेवी = राजाक अठारह गोट रानी । परचार नगरी = पाटन नगरी मे प्रचार कए देल गेल जे । सगरा = सम्पूर्ण । डिण्डिम = ढोलहो । मन्तिनिदेश = मन्त्रीक आज्ञा के । पार = सकैत अछि ।

( फेर मन्त्री टहलिकें दौवारिककें आज्ञा दैत छथि . )

मन्त्री— अरे दौवारिक ! ई राजा पछिला जन्मक योगी जँ योगीक ( गोरक्षनाथक ) संग पाबि ... ... .. .. ... ... . .. .. ।

योगक प्रभावें स्वतः सिद्ध ई राजा योगीसभक सम्पर्कों कें यदि पाबि लेथि तँ निश्चय ई वशीकृत भए जएताह । किएक तँ मनु-

---

३७ – लावए । ३८—'गरा मइ रनि (अ) म । ३९—मान्तमिवेश ।४०—मन्त्रि । ४१ - द्दौआरिकं । ४२ - आरे द्दौआरिक । ४३ - पूर्वक योगी उ (?)प्र वि । ४४ - एतय सँ चारि पाँती अपाठ्य एवं अस्पष्ट रहबाक कारण छोड़ि देल गेल । अग्रिम श्लोक मूल पोथी मे गड़बड़ अछि । डॉ० हरिमोहन मिश्रक अनुसार ई पाठ देल । ओतहु तेसर पाँती "संसर्गतश्च " तः' अछि ।

अरे दौवारिक ! कियती वेला ? कस्मिन्न तु तु भेटत×

अह४५ अपरा जना हि विज्ञाप्य आ कथयन्ति ।

[दौवारिकः]---महाराओ मछेन्द्र सेहो चन्दलेहा हारवती-पुप्प-अकायो-

जोअ ..द्धा-इह्मि गाइ विहि सम स विक्रीडां कर्त्तुं

सह वस गैरे वट्टदि ।

[महराजो मत्स्येन्द्रोपि चन्द्रलेखा-हारवती-पुष्पकला-योगसिद्धाभिः सह विधिवशाद् गायन् क्रीडां कर्त्तुं सहवासगृहे वर्तते ।)

(इति श्रुत्वा मन्त्री निष्क्रान्तः ।)

(ततः प्रविशति यथानिर्दिष्टः ४६अपटीक्षेपेण महादेवीभिः सह राजा ।)

(सालङ्गी-रागे) गीतसं०--१३

चामर विजए चौदिस नारि ।

४७बइसल राजा खेल पसा सारि ।।

---

कलक मध्य रहैत सुग्गा सेहो पढ़ए लगैछ तथा वानर निडर भए नाचए लगैछ ।।५।।

अरे दौवारिक ! कतेक समय भेल होयत ? कतय राजा भेटताह, आन लोकसभ सँ सविस्तार आबि कहि गेल अछि ।

दौवारिक- महाराज मत्स्येन्द्र सँ चन्द्रलेखा, हारवती, पुष्पकला, योगसिद्धा आदि सभक संग संयोग सँ गबैत विहार करबाक लेल सहवास घर मे छथि ।

( ई सुनि मन्त्री बहार भए गेलाह । )

( तखन पूर्ववर्णितरूप मे राजा मत्स्येन्द्रनाथ परदाक कोन दए महादेवीसभक सङ्ग प्रवेश करैत छथि । )

---

४५ - ( पाठ गड़बड़ । ) ४६ - अपक क । ४७ - बइसल राजा खेल ।



रतनक चकमकि वलए झंकार४८ ।

पुरति नयन जनि मयन हकार ।।ध्रुवम्।।

पाट सिहासन मुकुट सुवेश ।

राए मछेन्द्र देल परवेश ।।

कि करिबो जप तप योग धेआँन ।

कि करिबो दान कि परम गेआँन ।।

भनइ विद्यापति युवति समाज ।

बड़े पुण्ये पाइअ यौवन-राज ।।

(राजा कामपीडित उत्पलनयनां स्पृशति, कामपि पश्यति, कामालिङ्गति च ।)

(मालव-रागे)-गीतसं०--१४

४९अधर हास, कुसुम-वास ।

मुदित मानिनि, तिमिर हास ।।

खञ्जन - लोचनि कमल - मुखी ।

मुख देखि मने परम सुखी ।।ध्रुवम्।।

---

गीत सं०- १३

चामर विजए = चवर कए हौंकैत अछि । बइसल = उन्मत्त । पसा सारि = पाशा पसारि खेलाइत छथि । वलए = कंगनाक । पुरति नयन = आँखि मे पुरबैत अछि । मयन = कामदेवक । पाट सिंहासन = राजाक सिंहासन । राए मछेन्द्र = राजा मत्स्येन्द्रनाथ । करिबो = करब । पुण्ये = सत्कर्म सँ ।।

( राजा कामवासना सँ विकल भए कमल-नयनी केँ छुबैत छथि ककरो देखैत छथि आ ककरो आलिङ्गन करैत छथि । )

---

४८ - झमार । ४९ 'कुच हास न' । 'मुदित मदन' ।

खेल नरपति रे [रस - रङ्गे] ।
खेल नरपति युवति सङ्गे ॥
काहु आलिङ्गए, काहु निहार ।
काहु लिलोपल मालाञो मार ॥
काहु बुझाव विशेषि सिनेह ।
पुलके मुकुल मण्डित देह ॥
बहुल कामिनि, एकल कन्त ।
कृष्णपति आएल सयन - तन्त ॥
रूपे से नागर, रस सिङ्गार ।
कौतुके गाव कवि कण्ठहार ॥

(ततः अपटीक्षेपेण प्रतीहारी-प्रवेशः ।)

प्रतीहारी---अहो अहो !! महाराओ ! तेलङ्ग एदौ नटे चिट्ठदं[50] ।
यथा आणवेदि ।

गीत सं०- १४

अधर हास =ठोर पर मुस्की । कुसुम- वास = फूल सन सुगन्धि । मुदित =प्रसन्न । तिमिर हास = अन्हारहुमे प्रकाश दैछ । खञ्जन-लोचनि = खञ्जनक सन आँखिवाली । रस- रङ्गे = रसक अनुराग मे । नरपति = राजा मत्स्येन्द्र । काहु आलिङ्गय = ककरहु आलिङ्गन करैछ । लिलोपल = लीला-कमलक । मालाञो = माला सँ । विशेषि = अधिक कय । पुलके = आनन्द सँ । मुकुल- मण्डित = अर्धरोमाञ्चित भए शोभित । बहुल = बहुतो । एकल कन्त = एकमात्र पति । सयन-तन्त = शयनागार मे । रूपे से नागर = रूपहि सँ ओ चतुर नायक छथि ।

५० तिट्ठव ।



[अहो अहो !! महाराज ! तैलङ्गादागतौ नटौ तिष्ठतः । यथा आज्ञापयति ।]

(मलारी रागे) गीतसं०--१५
तेलङ्ग देशकें नट चओरङ्ग ।
[51]नाचए चाह माण्डि रस रङ्ग ॥
.... .... .... .... नाञ्च ।
दखिन देसके देखब नाञ्च ॥ध्रुवम्॥
कह प्रतिहारी अवसर आए ।
बात जनाब भूमि सिर नाए ॥
नट बड़ सु[न्दर नाच देखाए ] ।
[52]निते निते नबे दिवस सुख जाए ॥
नाटय लाबे संसारक सार ।
भनइ विद्यापति कवि कण्ठहार ॥

राजा – सत्वरं तौ नटौ प्रवेशय ।

[ तखन बिनु परदा हटओने प्रतीहारी प्रवेश करैछ] ।

प्रतीहारी – अहो ! महाराज ! तेलङ्ग देश सँ आएल ई दुइ नट दोआरि पर अछि । जे आज्ञा हो ।

गीत सं० – १५

नट चतुरङ्ग = राग ताल गीत ओ नृत्य एहि चारू अङ्ग सहित नाचयवला । माण्डि = मण्डित कए, शोभित कए । नाञ्च = नाच । प्रतिहारी = स्त्री द्वारपाल । भूमि सिर नाए = भूमि पर माथ झुकाए । निते = नित्य । नबे = नवीन । नाटय = नाचय ।

राजा— शतदय ओहि दुहू नटकें प्रवेश कराबह ।

५१ - नाच मे । ५२ - निते निते बे ।

(तथा कृतवति, अपटीक्षेपेण यथानिर्दिष्टौ नटौ प्रविशतः।

नटौ नृपं प्रणमतः। राजा सोत्साहम् आज्ञापयति।)

राजा - अरे नटौ ! कस्माद् युवाम् ?

(नटौ कथयतः।)

नटौ — दक्षिणदेशाद् आगतौ इति।

राजा — तर्हि नृत्य ।

(तौ तथा कुरुतः।)

(बराडी रागे) [गीतसं०....१६]

राजा — "ताण्डव लास ५३नृत्य भल नाचसि,
चारिहु अङ्ग समासे ।
जे गावसि से चित्र देखावसि,
जे भावसि से पासे५४ ॥ध्रुवम्॥

[प्रतीहारीक द्वारा तहिना कएल गेला पर विनु परदा हटओने पूर्ववर्णितरूपमे दुहू नट प्रवेश करैत अछि। दुहू नट राजाकेँ प्रणाम करैत अछि। राजा उत्साहपूर्वक आज्ञा दैत छथि।]

राजा— अरे दुहू नट ! तोँ दुहू गोटए कतए सँ अएलह अछि ?

दुहू नट— दक्षिण देश सँ आएल छी से जानब।

राजा— तखन नाचह ।

(दुहू नट तहिना करैछ।)

राजा— गीत सं०- १६

ताण्डव = उद्धत नृत्य। लास = लास्य- कोमल नृत्य। चारिहु अङ्ग = नाचक राग, ताल, गीत ओ नृत्य। समासे समतूल। भावसि = भावना करैत छह। नट- बटु = नचनिहार बटुक। बार = बच्चा। बौद्धनाथ = एहि नामक मत्स्येन्द्रनाथक पुत्र। दुलह = दुर्लभ, पुत्र। गुन- छलि = गुणक कारण

५३ - अन्त। ५४—बाले।



तोरे गुने रे५५ !
रहिह' नटबटु ! हमरा सेवा।
जे तुअ मनोरथ से हमे देबा" ॥
"बारे बौद्धनाथ दुलह हमार।
५६गुन -छलि चोरि लहए नहि पार ॥
खेलते उछड़लनि अओ सबे रङ्ग ।
धूरिक धूसर आओ अङ्ग ॥"
सुकवि विद्यापति कौतुक गाव।
वाहि पाबि दुलहा दौड़ल आब ॥
देल तनय आलिङ्गन दान ।
पानि पखारि विसुद्धक गेआँन ॥

(५७.... .... .... ... तिष्ठन्ति।)

ठकि केँ। खेलते = खेलाइते- खेलाइत। उछड़लनि = (उत्सर्ग) छोड़ि देलनि। रङ्ग = उल्लास, प्रसन्नता। धूरिक धूसर = धूरा मे लेढ़ाएल सम्पूर्ण शरीर। कौतुक = उत्सुकतापूर्ण। वाहि = ओहि दशाकेँ। तनय = पुत्रकेँ। पानि = हाथ॥

(... ... ... .... — — — ... रहैत छथि।)

५५—गुने र। (मूल पोथी मे एतय दुइ पूर्णविराम दए 'मलारी" लिखि फेर दुइ पूर्णविराम दए आगूक पाँती देल अछि। ई रागक नाम दोसर गीतक प्रारम्भ होयबाक प्रमाण थिक। मूल मे एतय सँ एहि गीतक समाप्ति धरि अक्षर छोट कय पाँती सँ बढ़ायकेँ लिखल अछि। प्रकरण सेहो एतय किछु ग्रन्थ त्रुटिक संकेत करैछ। अथवा नाटक प्रदर्शन काल मे पुत्रक एहि दुःखद घटनाक सूचना भेटला पर एही गीत मे ओहो अंश दए देल गेल हो।)

५६—धनु। ५७—" (म ?) तिष्ठन्ति।

[राजा] -- दौवारिकाः[५८] ! एतौ नटौ नर-कलेवरधारिणौ यम-पुरुषौ मम पुत्रप्राणहारिणौ नीत्वा व्यापादयथ ।

(नटौ वदतः ।)

नटौ -- राजन् ! किमर्थम् आवयोः प्राणवधः कर्त्तव्यः ?

राजा--(समर्षं पुन र्वदति) अरे ! दुष्टचेतसावेतौ वदतः । कथय[५९], एतदुपरि किमपरं कर्त्तव्यम् ? वंशविनाश एव वृत्तोऽस्ति । तर्हि एतौ व्यापादनीयौ ।

नटौ -- देव ! विनाऽनुचितेन राज्ञा[६०] वधोऽयुक्तः । कथं श्रीमच्चरणैरेवाऽभिहितं 'विशुद्धीकृत्य प्रक्षाल्य समानयुताम्' । तेन ता ····आचम्य वा वामाचरितं, यतः यावदन्त्रावलीशोधो न क्रियते, तावत् कथं विशुद्धो भवति ?

(राजा पुनः भर्त्सयति ।)

---

राजा-- दौवारिकसभ ! ई दनू नट मनुष्यक देह धारण कयनिहार यम-पुरुष थिक, हमर पुत्रक प्राण हरनिहार एहि दुनू कें लए जाए मारि देत जाह ।

(दुहू नट बजैत अछि ।)

दुहू नट-- राजन् ! कियैक हमरा दुनू गोटाक प्राण लैत छी ?

राजा-- (क्रोधपूर्वक फेर बजैत छथि ) अरे ! दुष्ट-बुद्धिवला ई दुनू बजैत अछि । कहहु, एहि सँ ऊपर आब की कएल जाए सकैछ ? वंशक नाश भए गेल अछि । तेँ एहि दुहूकेँ मारहु ।

दुहू नट-- देव ! बिनु अपराधक ककरो मारब राजाकेँ उचित नहि । कियैक श्रीमाने ( अपने ) कहने छलहुँ-- 'विशुद्ध कए पखारि संमानित करू । तेँ ··· ···· ··· ··· आचमन कएकेँ विपरीत

---





राजा -- अरे पापिष्ठौ ! [मत्पुरतोऽप]-सरतम्[६१] । अरे दौवारिकाः ! नीत्वा व्यापादयत ।

(दौवारिकाः तौ नीत्वा तथा कुर्वन्ति ।)

नटौ -- राजन् ! यदि बालको जीवति ? विका भवति ।

राजा --(सकष्टं विहसति) आशु कः प्रत्येति मृतो जीवति ?

नटौ[६२] -- यदि जीवति ?

राजा -- (सप्रमोदम्) तर्हि जीवय ।

नटौ -- (परिक्रम्य) तथा ।

(सर्वतो मनाग् वीक्ष्य बौद्धनाथोऽभिनवो भूत्वा जीवित उत्थितः । राजा सहास्यं साश्चर्यम् एतौ समालिङ्गयति वदति च ।)

---

आचरण कएल अछि, कियैक तँ यावत् आँत सभक संशोधन नहि कएल जाइछ, तावत् कोना विशुद्ध भय सकैछ ?

( राजा फेरो गर्ज्जन करैत छथिन ।)

राजा -- अरे दुनू पापिष्ठा ! हमर आगू सँ हटि जो । अरे दौवारिक सभ ! लए जाए एकरा मारहु ।

(दौवारिक सभ ओहि दुनू नटकेँ लए जाए तहिना करैत अछि ।)

दुनू नट - राजन् । जँ बालक जीवि जाए ? ··········· ······ ······ ··· ।

राजा - (कष्ट पूर्वक हँसैत छथि) झट दए के विश्वास कए सकैछ जे मृइल व्यक्ति जीवि सकैछ ?

दुनू नट - जँ जीवि जाए ?

राजा - ( सन्न होइत) तँ जियावहु ।

दुनू नट - (चारू भर घूमि) बेस ।

---

राजा – (६३*मालव्नी-रागे*) [गीतसं० – १७]

मुइल जिअओलह *वच्छ*६४ आनन्द ।

अन्त भए उगि गेल पुनिमक चन्द ॥ध्रुवम्॥

कह कह भाए मोर [कर६५ धरि] ।

६६*कमन तु* ञोत रे हरि हरि ॥

[गोरक्षः] – गोरखनाथ से तोहर हमे सीख ।

सेवाँ अएलाहुँ देह असीख ॥

दुलह जिआओल दुहु कुलसार ।

भनइ विद्यापति कवि कण्ठहार ॥

[गोरक्षः]--(६७राजानं परमेवं कथयति) –

(सभ दिस एक बेर देखि बौद्धनाथ नवीन भए जीवि कए ऊठि गेलाह । राजा हँसैत आश्चर्य सँ एहि दुनू नटक आलिङ्गन करैत छथि ओ वजैत छथि ।)

राजा – [गीत सं०-१७]

वच्छ = वत्स, बच्चाकेँ । पुनिमक = पूर्णिमाक । कमन तु = तोँ के । ञेत = एतए । हरि हरि = हाय हाय !!

गोरक्ष—सीख = शिष्य । असीख = आशीर्वाद । दुलह = पुत्र । दुहु कुल सार = पितृकुल ओ मातृकुलक सर्वोत्तम ॥

(राजाकेँ तकर बाद एना कहैत छथिन) –

६३ - सालंकारा " उग । (एहि पाँतीकेँ गीतहिक पाँती मे सम्पादक रखने छथि । मुदा, मूल मे पृथके अछि । ) ६४ – छावय । ६५ - (अभाव) । ६६ - कत नओ । ६७ राजा परमेवं ।



(कोराव-रागे) [गीतसं० – १८

गुरु हे ! जे छल *पटनगरी*६८ ।

से आबे नदिआ गम्भीरी ॥

अछल दूध भेलि दही ।

कालि देखलि आजे नही ॥

सैसव देह दुर गेला ।

तरुण अछल, बुढ़ भेला ॥

६९*सब तोहे* सत असासे७० ।

देह असीस होयेब दासे ॥

विद्यापति कबि बोध ।

एहि ओहि परम विरोध ॥

(बिभास-रागे) [गीत सं०--१९]

सिर पह जानि सकल संसारे ।

तइअओ संसार न भेलाह पारे ॥ध्रुवम्॥

[गीत सं० – १८]

पटनगरी = राजधानी । अछल = छल । दूध भेल दही = सभ किछु परिवर्तित भए जाइछ, ई संसार नश्वर एवं मिथ्या थिक । कालि = एके दिन पूर्व । सैसव—बचपन । दुर गेला—बीति गेल । तरुण अछल = जे युवक छल से । सत असासे = सत्य आश्वासन वा सैयो अश्वासन । असीस = आशीर्वाद । बोध = बुझौत छथि । एहि ओहि = भोग ओ योग मे ॥

गीत सं० –१९

सिर पह – माँथक लग । बाउल– व्याकुल वा बाउर (पागल) । पलटि—घुड़िकेँ । पार भइएहे = नदीक पार भए । बुड़वो = डूबैत अछि । अछइते =

६८ - पाटनगिरि । ६९ - से आला .वे । ७० - असीसे ।

भए भल बाउल७१ तोहि गुरु हमारा ।
सबेतओ जानि भेलाह कण्ठ७२-हारा ।।
पार भइएहे पलटि के बुड़यी ।
पांखि अछइते पंखि७३ के नहि उड़यी ।।
युवतिहि सङ्गे बिसरि गेल चन्द ।
भनइ विद्यापति फोअह फन्द ।।

अरे मत्स्येन्द्रनाथ गुरो ! अद्यापि स्वात्मानं न स्मरसि ?

यत: –

कोदण्ड-दण्डयो र्मध्ये
सूर्य-कोटिसम-प्रभम् ।
राज्यं विहाय राजेन्द्र !
तज्ज्योतिः परिचिन्त्यताम् ।।६।।

मत्स्येन्द्रः (राजा) – न तमसि ७४परमतत्त्वं [लभ्यते तत्] समाधौ
न च विषय-समीहा-त्याग-युक्तौ७५ विवेकः ।
तदिह ७६नव वधूभ्यः पूर्णचन्द्राऽऽननाभ्यः
कुसुम-विशिखवत्योदन्त एवान्तरात्मा ।।७।।

---

रहैत । पंखि कें – कोन पक्षी । चन्द = चन्द्रमा कें, ज्योतिर्मय परमेश्वर कें ।
फोअह फन्द = फाँनी कें खोलह संसारक बन्धनकें खोलह ।

अओ मत्स्येन्द्रनाथ गुरु ! एखनहुँ धरि अपनाकें नहि स्मरण करैत छी ? कियैक तँ--

धनुष ओ दण्डक बीच मे स्थित राज्यकें छोड़ि, हे राजेन्द्र ! करोड़ो सूर्यक समान प्रकाशवला ओहि ज्योतिर्मय परब्रह्मक चिन्तन करू ।।६।।

---

७१ – बाउल । ७२ – क–(ण्ट ?) भो (तो ?) रा । ७३—पांखक ।
७४—परिच्छतां । ७५—त्यागं त्यक्तौ । ७६ – न (व ?) रवधूभ्यः ।



गोरक्षः – (क˙ ˙ ˙ दे लक्षयति, वदति च) –

अन्तेवासी त्रिभुवनगुरो र्वेन्दुशीतांशुमौले-
र्मान्यो ७७राजाऽपि च मम गुरु र्योगिनामग्रगण्यः ।
तत्त्वाबोधोदयवृततनु र्यः स७८ मत्स्येन्द्रनाथः
सीदत्यस्मिन्नहह ! सुदृशां भ्रूलतापाशबद्धः ।।८।।

सप्तदेव्यः – (राजानं प्रणमन्ति वदन्ति च) –

(कोलाव-रागे) [गीत सं०—२०]

हाथि खेल७९ पएदल निते कोटि धाव ।
हकारलि नारि दूर सञो आव ।।
चउदिस नारि करए तुअ सेव ।
प्रहरी थिकह धुरन्धर देव ।।ध्रुवम्।।
राजाञो ८०हे ! कएल [की] काज ।
८१यौगिक बले राजाञो निबह राज ।।

---

मत्स्येन्द्र – अन्धकारमय समाधि मे हमरा परम तत्त्व नहि प्राप्त होइछ ओ ने सांसारिक सुखक अभिलाषाक त्याग करबा मे विवेक (ज्ञान) समर्थ होइछ । तें एतय पूर्ण चन्द्रमाक समान मुँहवाली नववधूगणक लेल कामवतीक चर्चे मे हमर अन्तःकरण अछि ।।७।।

गोरक्ष – (˙˙ ˙˙˙ ˙˙˙ ˙˙ प्रकटित करैत छथि ओ बजैत छथि)--

तीनू लोकक गुरु, चन्द्रमाकें माथ पर रखनिहार महादेवक शिष्य योगीसभमें अग्रगण्य हमर गुरु ई राजा मत्स्येन्द्रनाथ तत्त्वज्ञानक अबोधक शक्तिक उदय सँ आच्छादित देहवला भएकें सुन्दर आँखिवालीक भौंहरूपी लत्तीक पाशमे बन्हायल हाय ! कष्ट पाबि रहल छथि ।।८।।

---

७७ – राजी समधि । ७८ – तत्त्वाबोधोदयवृततनु र्य' सं ।
७९ – हाथि खेलि । ८० – हैहेल (हेएल ?) काज । ८१ – योगिक (?) ।

बिहवलताक कतहु नहि थेघ ।
तति खने बिजुरि[८२] जति खने मेघ ॥
कउजीव नारि सामि बिनु जीव ।
तोह मोर नाह अम्हारक दीब ॥
चामर बिजय चौदिस नारि ।
चरण पसाहन कर सए चारि ॥
इच्छा-भोजन वड़ परिवार ।
राज-तेआग करए के पार ॥
केओ अनुरागिनि केओ अनुराग ।
सुपुरुष तेओ निते निते जाग ॥
भनइ विद्यापति अनुभव जानि ।
साएर छाड़ि कहा बस पानि ॥

महादेवी—अरे महाराओ ! एआणं योइआणं[८३] वअणेहि अह-आणं उच्छसियाम्ता मेणया-पहुदीणं परिअरं परिपसाइदु इच्छदु ।

सातो देवी—(राजाकें प्रणाम करैत छथि ओ बजैत छथि)—

गीत सं०—२०

हाथि घोल—हाथी पर ओ घोड़ा पर । निते—प्रतिदिन । कोटि—असं० ख्य (सैनिक) । धाव—दौड़ैत अछि । धुरन्धर देव—प्रधान देवता (शिव) । मन्तिक बोले—मन्त्रीक बचन सँ । निवह—निमहैत छथि । बिहुलता= विकलता । थेघ—सीमा । सामि बिनु—बिना स्वामीक । नाह—नाथ, स्वामी। दीब—दीप । चामर बिजए—चओर डोलबैत अछि । पसाहन—प्रसाधन, सजावट । सए चारि—चारि सय । राज-तेआग—राज्यत्याग । अनुरागिनि—प्रेमवती । तेओ—तइयो । साएर—सागर । कहा—कतए । बस—बसत ।

८२ - बिहुरि । ८३ - योइ स्त्राणं ।



[अरे महाराज ! एतेषां योगिनां वचनैः अस्माकं उच्छ्वसितानां मेनका-प्रभृतीनां परिकरं परिप्रसादयितुम् इच्छतु ।]

राजा—(विहस्य) अरे स्त्रियः ! मा[८४] नस्तृषत, दूरमपहत । अ-स्माकं योगिनां कुतः स्त्रिया मोहः ?

[८५]काष्ठं शिला कुलशमस्ति कठोरवर्ग-
स्तेभ्योऽपि गाढमधिकं किल योगिचेतः ।
[८६]अस्ति स्थितं कमलपत्रमिवाम्भसैव
नो [८७]लिप्यते करुणया, न रसान्तरेण ॥६॥

(गुर्जरी-रागे) [गीत सं०—२१]

जागल योग अभेआस,
अमुतञो बाढ़लि आस,
मोह आलस घनघोर ।

महादेवी - अओ महाराज ! एहि योगीसभक वचन सँ विकल भेलि मेनका आदि हमरालोकनिक समुदायकें सभ तरहें प्रसन्न करबाक इच्छा करू ।

राजा - (हँसि) अरे स्त्रीसभ ! हमर अभिलाषा जनु करह, दूर हटह । हमरालोकनि जे योगी छी तनिकाँ कतय सँ स्त्रीक मोह होएत ? काठ, पाथर तथा वज्र थिक कठोर वर्ग, ताहू सँ अत्यधिक कठोर होइछ योगीक मन । से कमलक पात जकाँ पानियो सँ नहि भिजैछ ओ ने करुणा सँ, आ ने आने रस सँ लिप्त होइछ ॥६॥

गीत सं०—२१

योग अभेआस—योगाभ्यास । अमुतञो = अमूर्त्तक, परब्रह्मक वा अमृतक । केतञो = कतेको । दन्दा = द्वन्द्व, भोग ओ योगक बीच खींचातानी । भेआनक

८४ - समित्स्तृषत; दूरमपहत: । ८५ - काष्ठं ।
८६ - स्थितं । ८७ - नोलिप्यते ।

आ केतञो छाड़ल दन्दा,

उगल गेआँनक चन्दा,

तम पिबि भए गेल[88] [उजोर] ॥ध्रुवम्॥

सिखे तञो सिखओल गुरु,

पलटि जामल तरु,

राजाञो पुनु पाओल गेआँन ॥

भनइ विद्यापति अभिनव-जयदेव,

जागल [89]परम गेआँन ।

राजा सिवसिंह रूपनराञेन,

बुझि बुझाओब आन ॥

(*धनछी*[90]-रागे) [ गीत सं० – २२ ]

लवथे पाट, न लवि नारी ।

नोनुमि देखिअ दिवस दुइ चारी ॥

जहि उपजल तेहि गेला ।

जाइते अपनुक धरिओ न भेला ॥

बाउर तोहे बड़ भोरा ।

अवहु न दोस विचारह मोरा ॥

---

चन्दा = ज्ञानरूपी चन्द्रमा । तम पिबि = अज्ञानरूपी अन्धकार कें पीबि । उजोर = स्वच्छ । सिखे तञो = शिष्य तों । गुरु—गुरुकें । पलटि जामल = उनटि कए जनमल ।

गीत सं० २२

लवथे पाट—तख्ता लवि सकैछ । नोनुमि—लावण्य (सौन्दर्य) । बाउर—बताह । भोरा—अज्ञानी, सरल स्वभावक । दोस—दोष अछि वा नहि तकर ।

---

८८ - भए गे...... ॥ध्रु॥ । ८९ - प.स गेआँन । ९० - धव (र ?) रीरागे ।



माया-वश[91] संसारे ।

सबे अरुझाएल ब्रह्म-विचारे[92] ॥

विद्यापति कवि गाया ।

ई धन यौवन पानिक छाया ॥

( पुन महादेव्यः सर्वाः योगिनं भर्त्सयन्ति । )

महादेवी – अरे महाराओ ! [93]अह्माणं ण परिएइअ एआणं सिच्छा-वअणेहिं । [ अरे महाराज ! अस्मान् न परित्यज एतेषां शिक्षावचनैः । ]

राजा – ( पुन विहस्य ) अरे महादेव्यः ! परिवृत्य स्वगृहं व्रजत, मोहं त्यक्त्वा च ।

( धनछी-रागे ) [ गीत सं० - २३ ]

सुकृतिक बाट विचित्रि तञो नारि ।

एत दिन वएरनि भेलि से हमारि ॥

अबे सबे दूर करहि मो राख ।

की तोरि भ्रुकुटी कुटिल [94]कटाख ॥ध्रुवम्॥

---

मयावश—मायाक अधीन । अरुझाएल—अस्तव्यस्त भेल, झँपाए गेल । ई धन यौवन—सम्पत्ति ओ जवानी पानि मे अपन छाह जकां असत्य थिक ।

(फेर महादेवीसभ योगीकें फटकारैत छथि ।)

महादेवी—अओ महाराज ! हमरासभकें जनु छोड़ी, एहि योगीसभक शिक्षा-वचन सँ ।

राजा—(फेर हँसिकें) अरे महादेवीसभ ! घुड़िकें अपन घर जाइ जाह ओ मोहकें छोड़िये कें जाह ।

---

९१ - वश । ९२ - ब्रह्मगेआँने ।

९३ - अआणं न परिएइअ एआणं सिच्छा वअणेहिं । ९४ - कठोर ।

चल चल पदुमाचल निज गेह ।
योगि [६५]नए लाग युवतिजन - नेह ॥
आसा छाड़ने पुरुस स्वछन्द ।
बादर दुर कए उगि गेल चन्द ॥
भनइ विद्यापति सेवक केअओ ।
[६६]*भव-नदि* सन्तरि पारह से पाओ ॥

(कोराव-रागे ) [ गीत सं० – २४ ]
[६७]बुदा हे ! अबे सुखे सुतह निचीते ।
बएरनि भेलि तोरि नीन्दे ॥
तोह हम बाल सिनेह ।
[६८]दैवे कएल विसलेह ॥
तोह सन पुनु हो [पुछारि] ।
आइति न रहलि हमारि ॥

गीत सं०- २३

सुकृतिक = पुण्यक । विचित्रि तओ = ताहि सँ विचित्र । बएरनि = शत्रु । भ्रुकुटी = भौंह । कुटिल = टेढ़ । कटाख = कटाक्ष । पदुमाचल = पद्माचल, या लक्ष्मीस्वरूपा तोंसभ चलह । निजगेह = अपन घर । नए = नहि । आसा छाड़ने = आशाकें छोड़ला सँ । बादर दुर कए = मेघ कें हटाए । केअओ = कयो । भव-नदि = संसाररूपी नदीकें । सन्तरि = पार कए । पारह से पाओ = से पएर राखओ, लक्ष्य प्राप्त करओ ॥

गीत सं०- २४

बुदाहे = हे बौद्धनाथ ! निचीते = निश्चिन्त । बएरनि = शत्रु । बाल-सिनेह = बालकक संग स्नेहके । दैवे = भाग्य । विसलेह = विश्लेष,

६५- नए । ६६ - भवल विसन्तरि ।
६७ - बुवाहे । ६८ - देवे ।



विद्यापति कवि बोध ।
एहि ओहि[६९] परम विरोध ॥
( अतो गोरक्षः [१]राज्ञे मत्स्येन्द्राय कुप्यति । )
गोरक्षः – धिक् !! त्वाम् अद्यापि वनिताजनाऽनुरागो न त्यजति ।
किं वक्तव्यम् ? शृणु :–

( गुञ्जरी-रागे ) [ गीत सं० – २५ ]
बिसरल गुरुमुखे वाच ।
ताहि परे अवर कि साच ॥
बिसरल माणिक - मोति ।
तिरिअ-नयन के जोति ॥ ध्रुवम् ॥
सबे तन्तु बिसरल तोहे ।
अबहु न संभव मोहे ॥
रे मिननाथ !
भनइ विद्यापति बोध ।
एहि ओहि परम विरोध ॥

वियोग । आइति = अधीन । बोध = बुझबैत छथि । एहि ओहि = स्नेह ओ योग मे ॥

( एकर बाद गोरक्ष राजा मत्स्येन्द्र कें बिगड़ैत छथि । )
गोरक्ष-- धिक्कार धिक्कु तोहरा !! एखनहुँ स्त्रीसभक अनुराग नहि छोड़ैत छहु । की कहियहु ? सुनहु--

गीत सं० - २५

गुरुमुखे वाच = गुरुक मुँहक वचन । ताहि परे = ओहि सँ भिन्न । अवर = दोसर । साच = सत्य । तिरिअ-नयन = स्त्रीक आँखिक । तन्तु

६९ - तहि । १ - राजनि नरेश (मूल मे 'महेश' पाठ अछि) ।

रूपनराञोल जान ।

बुझि बुझाओब आन ॥

( पुन: पूर्वोक्तं यथानुरोधं बालं बोधयति । )

राजा – ( तमालिङ्गयति स्तौति च ) –

( नवीत-रागे ) [ गीत सं० – २६ ]

तञो मोर गोरख ! प्रथमक सीष ।

सेवा अएलाहु लेह[२] असीष ॥ ध्रुवम् ॥

[३]सब अबे गुरु – भगति पए जान ।

तोहे मोर गोरख प्रान-समान ॥

महादेवि देवी सबे होथु ।

जनपद - जन - पूजा भए लेथु ॥

तोह हम [४]मीलि कहाउका जाउ ।

जाइ जोग[५] सुखे पखान जे पाउ ॥

= रहस्य । मिननाथ = मत्स्येन्द्रनाथ । बोध = बुझबैत छथि ।

( राजा फेर पहिलुके कहल अनुरोध सँ बच्चा कें बुझबैत छथि । )

राजा - ( हुनक आलिङ्गन करैत छथि ओ प्रशंसा करैत छथि )-

गीत सं० — २६

तञो = तोँ । प्रथमक सीष = पूर्वक शिष्य, सबसँ पहिल शिष्य । सेवा अएलाहु = सेवा करबाक लेल अएलाह अछि । लेह असीष = आशीर्वाद लएह । अबे = आब, तोहर एहि कर्त्तव्य कें देखि । गुरु-भगति एए — गुरुभक्तिक निश्चितरूपें । महादेवि देवी सबे = सभ रानी 'महादेवी'-रानीक समान होथु । जनपद जन-पूजा = राज्यभरिक लोकक द्वारा

२ - देह । ३ -सब आ गुरु । ४ - मीलि कहाउ का''' ।

५ - जोग अको ।



भनइ विद्यापति जोड़िअ हाथ ।

सङ्गम लागहि मछेन्द्रनाथ ॥

[ भरत - वाक्यम् ]

गङ्गे वा[६]ऽम्बुनिधे हिमाद्रिशिखरं विद्या गुरुं [७]संगता

[८]त्वत्तः स्नेह-निशान्धकारगहने लब्धः प्रभावो मया ।

त्वन्मे [९]शिष्य ! त्वमत्रप: स्थिरमतिस्त्वन्मे द्वितीयं वपु:

श्रीगोरक्ष! चिरेण जीव जगति, [१०]त्वत्कीर्त्तिरुज्जृम्भताम् ॥१०॥

( इति निष्क्रान्ता: सर्वे । )

... ... ... ... ... ... ...

सम्मान । गए = जाएकें । पखान = पाथरो योगप्राप्ति करओ । सङ्गम लागहि = मिलन काएल ॥

जेना गङ्गा समुद्र सँ (ऊपर भए) हिमालय-पर्वतक शिखर पर पहुँचि गेल होथि तहिना विद्या तोहर गुरु कें प्राप्त भेल अछि । स्नेह-रूपी रातुक गहन अन्हार मे तोरा सँ ज्ञानकें पओलहुँ । हे हमर शिष्य! तोँ संकोचरहित छह, अचल बुद्धिवला छह, तोँ हमर दोसर शरीर थिकाह । हे श्रीगोरक्ष ! तोँ एहि संसार मे चिर-जीवी होअह । तोहर कएल कीर्त्ति विकसित होअओ ॥१०॥

[सभ बहार भए गेल।]

६ - वाद्य (?) निधे । ७ - (अभाव) । ८ - त्वयस्नेहा निशान्धकरगहनालब्ध प्रभवतिर्म्मया । ९ - शिष्य (?) नु स्रोतस: (? त्वन्मे तृतीयं वपु: ।

१० - त्वत्कीर्त्तिरुज्जृम्भणम् ।

इति सप्रक्रिय-महाराजपण्डितवर-श्रीमद्विद्यापति-सत्कवि-रचितं
गोरक्ष - विजय - नाटकं
॥ समाप्तम् ॥

---

इति राजकीय-उच्चपदासीन महाराज-पण्डित-श्रेष्ठ
श्रीमान् विद्यापति सत्कविक बनाओल
'गोरक्ष-विजय-नाटक' समाप्त
भेल ॥

